रहब अनिवार्य होइतै मुदा ऊहि नइ रहने परिवारक गौण-पात्र बनि गेल अछि। होइतो अहिना छै जे जइ परिवारमे जे जन जेहेन ऊहिगर रहल ओ अपन ऊहिक हिसाबसँ परिवारक क्रियामे ओत्ते संलग्न भइये जाइए।

तीनू गोरेकेँ देख देवचरण बजला-

''बौआ, जइ परिवारमे अपना सभ छीओ परिवार एक्के गोरेक नहि, सबहक छी। तँए सभकेँ अपना-अपना उकितिये ऐ विचारकेँ नीक जकाँ मनमे रोपि अपना-अपनाकेँ ओइमे संलग्न रखबाके चाही। जँ से नइ हएत तँ किछु गोरेकेँ काजो आ जवाबदेहियोमे उदासीनता औत आ किछु गोरे जे अपन परिवारकेँ अपन बुझि सेवा करत ओ दोसरसँ अपनाकेँ महत्पूर्ण बुझबे करत। तँए सबहक बीच सबहक काजक जानकारी रहब जरूरी अछि।''

ओना, हरिचरण अछि तेरहे-चौदह बर्खक, मुदा देवचरणक विचारकेँ नीक जकाँ बुझि गेल। बाजल-

''बाबा, ई तँ भेल वैचारिक क्षेत्रक बात, मुदा बेवहारिक क्षेत्र तँ ऐसँ अलगो भऽ सकैए किने?''

हरिचरणक विचार सुनि अपन सहमत जतबैत देवचरण मुड़ी डोलबैत बजला-

''बेस बात बौआ कहलह। परिवार तँ काजक धुरी बना कऽ ने चलैए। तेही सबहक विचार करैले ने कहने छेलियह जे सभ कियो एकठाम बैस एक मतक रस्तासँ परिवारकेँ आगू दिस बढ़ाएब।''

देवचरणक विचार सुनि हुनक पत्नी सिंहेसरी बजली-

''हम दुनू सासु-पुतोहु स्त्रीगणे भेलौं, केतबो हएब तँ अपन घरे-अँगना आ खेते-पथार धरि हएब। तहिना हरिचरण सेहो बाले-बोध भेल। राधाचरणक कोनो ठेकाने ने अछि जे ओ की अछि आ की करत।''

पत्नीक विचार सुनि देवचरण मुस्की भरैत मुड़ी डोला-डोला मने-मन विचारए लगला। पत्नीक विचार सेल्होअना सत् अछि, मुदा सत् रहितो सोल्होअना उचित केना कहल जाएत? हँ, जइ परिवारमे पुरुख जीवित रहला, माने पुरुख प्रधान परिवारमे एहेन विचार सम्भव भइयो सकैए, मुदा जइ परिवारमे पुरुख नइ रहला तइ परिवारमे तँ महिलेक ने प्रधानता हएत। तैठाम हिनक विचार केना सम्भव भऽ सकत। मुदा अखन तँ गाम-समाजक विचार करए नहि बैसल छी, अखन तँ मात्र अपन परिवारक विचार करए बैसल छी, तँए अखन तँ पुरुखे प्रधान परिवार भेल। नीक हएत जे पहिने अपन परिवारक भूतक जानकारी संक्षेपमे सभकेँ दिऐ। जहिना कोनो धारक उद्‌गम स्थलसँबीचक प्रवाहित होइत धाराक धार अन्तिम कोनो अगम धारे वा समुद्रेमे समाहित होइए तहिना ने परिवारोक अछि। ओना, पहाड़क दोसर रूप अछि। ओ धरतीपर उठल रहैए, जेकरा चोटीपर चढ़ैमे बहुत अधिक भीरो होइए, मुदा ओइठामसँ पुन: निच्चाँ उतरैमे, माने धरतीपर अबैमे, चढ़ाइ काल जेहेन मेहनत भेल रहत तेहेन ढलानपर ढलकैत उतरैमे भीर नहियेँ होइए। जखन कि रस्ता दुनूक चढ़ैयो आ उतरैयोक एक्के रहैए। मुदा ऐठाम तँ परिवारक विचार करैक अछि। परिवारक रस्ता धारो आ पहाड़ोसँ भिन्न अछिए। किए तँ धारे-पहाड़ जकाँ परिवारोक गति-विधि तँ अछि नहि। ऐठाम मनुखक बीचक रस्ता अछि। जइमे समाजिक परिवेशक संग शासकीय परिवेश सेहो अछि। शासन तंत्रक अनुकूल परिवारक परिवेश बनैए। जँ शासन-तंत्र परिवार पक्षी रहल तँ सुगम रहल आ जँ शासन-तंत्र प्रतिकूल रहल तँ विपरीत परिवेश बनिते अछि। खाएर जे अछि जेतए अछि से तेतए रहह। ऐठाम तँ अपन बाप-दादाक निरमौल परिवार अछि, जेकर अपन इतिहास अछि। मुस्कियाइत देवचरण पत्नी दिस देखैत बजला-

''अहाँक विचार तँ नीक अछिए मुदा जखन सभ कियो मनुखवंशक मनुख छी, तखन देह-हाथ छीपलासँ थोड़े हएत।''

बजैक क्रममे देवचरण बाजि तँ गेला मुदा लगले मनमे उठए लगलैन जे अनेरे कोन विचार दिस भँसि गेलौं। अखन तँ हरिचरणकेँ परिवारक प्रमुख कर्त्ताक रूपमे ठाढ़ करैक अछि...।

बिच्चेमे हरिचरण बाजल-

''बाबा, अखन जइ विचारे सभ कियो एकठाम बैसलौं हेन, पहिने ओकर विचार करू, पछाइत समय रहलापर आरो-आरो बात-विचार करब। ने कियो आन छी आ ने आइये भरि समयो अछि।''

ओना, हरिचरणक विचारसँ दादीक मनमे कनी कुवाथ जरूर भेलैन। कुवाथक कारण छेलैन अपन विचारपर सँ नजैर हटाएब,मुदा बाल-बोध हरिचरणकेँ बुझि मुँह बन्ने रखली। जे बात देवचरण बुझि गेला। मुदा ओइ विचारकेँ पुन: जागृत नहि करैत अपन परिवारक विचार उठबैत बजला-

“बौआ हरि, साठि बर्खक परिवारिको जिनगीक आ शासनोक चढ़ाव-उतारक अनुभव अछि, जे तोरा नइ छह। तँए, संक्षेपमे पहिने ओ विचार भूमिका रूपमे जानि लेबबेसी नीक हेतह।”

जहिना असथिर भेल पोखैरक पानिमे आ प्रवाहित होइत धारक पानिमे हेलैक अलग-अलग लूरिक जरूरत होइ छै, माने पोखैरक हेलब जकाँ धारमे हेलब तँ डुमिये जाएब। किएक तँ प्रवाहित होइत धारक धारामे हेल कऽ पार करैमे दोहरी सावधानीक जरूरत होइ छइ। पहिल, धारक धारेमे ने भँसि जाए, आ दोसर पार करब तँ अछिए। जे पोखैरमे नइ होइए। पोखैरमे मात्र एकटा सावधानीक खगता रहैए, एक महारसँ दोसर महारपर जाएब। हरिचरण बाजल-

“बाबा, परिवारक जे पैछला धारा रहलमाने इतिहास, ओ तँ आब भूत बनि चुकल अछि, ओकरा तँ वर्तमानक नजैरसँ नहियेँ देखल जा सकैए, मुदा जहिना वर्तमान भूतपर ठाढ़ अछि आ भविस दिस बढ़ैले हियासि रहल अछि, तहिना ने ओकरा मजगूतीक संग पकड़ैयोक अछिए।”

ओना, परिवारमे हरिचरण बाले-बोधक श्रेणीमे अछिमुदा यएह बाल-बोध ने भविसमे परिवारक मेह रूपमे ठाढ़ हएत। जहिना भिनसुरका सुरुज देख लोक अनुमान करैए जे आजुक दिन केहेन हएत तहिना हरिचरणक बातकेँ सीमांकित करैत देवचरण बजला-

“बौआ हरि, परिवारमे दू रंगक सदस्य होइए, पहिल पुरुख आ दोसर महिला। अखन तक जे अपना सबहक परिवारक धारा रहल,ओइमे जहिना पुरुखक लेल घर-बहार जाइ-अबैले, करै-धड़ैले सगतैर खुजल रहैए तहिना महिलाक लेल सगतैर तँ बन्धन लगले अछि। पुरुखक अछैत जँ महिला परिवारसँ निकैल परिवारिक क्रिया-कलाप करैयो चाहती तँ परिवारक संग समाजोक लोक ऑंगुर बतेबे करतैन।”

बिच्चेमे हरिचरण बाजल-

“एकरा के काटत! एहेन तँ सभ दिन होइते आबि रहल अछि!”

पैछला विचारकेँ देवचरण सोल्होअना कबुल लेलैन, मुदा भूतक कबुल कएल विचारकेँ भविसमे केना कबुलनामा बनौल जाए,ऐठाम आबि अँटैक गेला। देवचरण एक दिस जखन पाछू दिस हिया कऽ देखए लगैथ तँ साफ देखा पड़ैन जे परिवारक जे पैत्रिक सम्पैत अछिओ तँ नष्ट भऽ गेल छल, मुदा परिवेश एहेन बनल जे ओ पैछला पीढ़िक अरजल सम्पैत पुन: परिवारमे जुड़ि गेल। तहिना आइ धरिक जे समाजिक राज-सत्ता रहल ओ गुलामीक रहल, माने विदेशी शासनक, जे मटियामेट भऽ पुन: स्वतंत्र रूपमे जीवित भऽ गेल। मुदा अपन जे जिनगी रहल तइमे आ आगूक जे हरिचरणक जिनगी हएत ऐमे विपरीत सम्बन्ध अछिए। तँए, पैछला जिनगीकेँ इतिहासक पन्नामे समैट ऐगला जिनगीक ने दिशा बोध करब जरूरी अछि...।

देवचरण बजला-

“बौआ हरि, अखन धरिक जे परिवारक इतिहास रहल ओ पंगुक रूपमे रहल। माने जेहेन जिनगीमे लोक स्वच्छन्द साँस लैत बिचड़ैएसे तँ नहियेँ रहल। तैयो अपन साठि सालक जिनगी कटि गेल। मुदा आब जखन अपना दिस तकै छीतँ बुझि पड़ैए जे देहमे ओहन शक्ति नहि अछिजेकर उपयोग करैत परिवारक गाड़ीकेँ आगू मुहेँ ससारब, तँए जाबे जीबै छीताबे जहाँ धरि सम्भव हएत से तँ करबे करब, मुदा...।”

'मुदा' कहि देवचरणकेँ चुप होइत देख हरिचरण उत्सुक होइत बाजल-

“तखन?”

देवचरण बजला-




“तखन यएह जे परिवारक जे पंगुपन रहल ओकरा पूर्ति करैत, ओइ पंगुपनकेँ मेटबैतजहिना चिड़ै अकासमे स्वच्छन्द जीवनक साँस लैत उड़ैए तहिना परिवारोकेँ बनाएब छह।”

देवचरणक विचार सुनि जेना सभकियो[v] पंगुपनक गम्भीरताकेँ बुझि गेल तहिना सभ सभ दिस नजैर दौड़बैत, गम्भीर होइतचुपचाप उठि-उठि अपन-अपन जीवन-क्रिया दिस बढ़ए लगल।

q
शब्द संख्या : 1853, तिथि : 30 मई 2018

जारी....

---

[i]परिवारिक जिनगीले-

[ii]मनुखक जिनगीक क्रिया

[iii]गतिशी जिनगीसँ

[iv]श्रेष्ठजन

[v]पत्नी, पुतोहु, आ पोता

जारी....

२

**जगदीश प्रसाद मण्डल**

**दूटा लघुकथा-**

# ‘मानसरोवर यात्रा’, ‘करतब’

# मानसरोवर यात्रा

परिवारक सात भाँइक भैयारीमे वैज्ञानिक भाय माने जीतनलाल भाय जेठ छैथ, जे दिसम्बरमे सेवा निवृत्ति भऽ भाभा शोध संस्थानसँ गाम आबि गेला। बच्चेसँ प्रखर बुधिक रहने जीतनलाल भाय गामक स्कूलसँ एम.एस-सी.तक प्रथम स्थान पबैत रहला। ओना,शुरूमे माने हाइ स्कूलसँ कौलेज धरि मनमे यएह विचार रोपने छला जे एम.एस-सी.क पछाइत कौलेजमे

नोकरी करब, प्रोफेसर बनब। मुदा एम.एस-सी.क रिजल्ट निकैलते भाभा शोध संस्थानमे भेकेन्सी भेल, जीतनलाल भाय अप्लाइ केलैन आ सलेक्ट भऽ गेला।

अड़तीस बर्खक सेवाक पछाइत वैज्ञानिकजी 5 दिसम्बरकेँ संस्थानसँ सेवा निवृत्ति भेला। जुलाई मासक पहिल सप्ताह, आद्रा नक्षत्र काल्हिये समाप्त भेल। सालक अखन तकक जे मौसम रहल माने बरसातक, ओ अनिश्चित रहल। अनिश्चित भेल जे ऐगला समय माने बरसातक केहेन हएत तेकर अनुमान ठीक-ठीक नइ लागब। जहिना भिनसुरका सुर्ज देखलासँ लोक अनुमान तँ कइये लइ छैथ जे औझुका दिन केहेन हएत। तहिना सालक तीनू मौसमक सेहो अछि। तीन मौसम भेल जाड़, गरमी आ बरसात। कोनो मौसमक, पूर्व पक्ष माने चारि मासक मौसममे शुरूक जे एक-सवा मास होइए, ओकर सीख-लीख पकैड़ लोक अनुमान लगा लइ छैथ जे मौसमक ऐगला रूप केहेन हएत, से नइ भेल। किए तँ अखन तक जे समय बीतल छल ओ ने रौदियाहेक आभास दइ छल आ ने तेहेन विकराल बरसातेक। शुरू जेठमे एकटा नमहर बरखा भेल जइसँ किसान सभ अपन गरमाधानक बीआसँ लऽ कऽ अगहनी-धानक बीआ तक पाड़ि लेलैन। ओना,बीआ पाड़ला पछाइत केते गोरेक मुहसँ निकलल छेलैन जे ऐबेरक समय सवारी हएत जइसँ मौसमो आ समयो नीक रहत। जखन मौसम नीक रहत तखन उपजा-बाड़ी सेहो नीक हेबे करत। संजोगवश जेठ मासक बीच-बीचमे दूटा हाली बरखा भेबो कएल, जइसँ धानक बीआक उपज नीक रहल। शुरू अखाढ़मे माने आद्रा नक्षत्रक पहिल दिन नीक बरखा भेल, जइसँ तीन-चारि दिन धुरझार धनरोपनी चलल, एक चौथाइसँ बेसी खेत अबाद भऽ गेल। मुदा पोखैर-झाँखैर नहि भरल तइसँ केते गोरेक अनुमान ईहो हुअ लगल छेलैन जे जँ आद्रामे भूमि भरल नहि तखन रौदियाहे समय मानल जाएत। ओना, ढेनुआर नक्षत्र सभ पछुआएले अछि, तँए पानिसँ भूमि भरैक सम्भावना समाप्ते भऽ गेल सेहो नहियेँ कहल जा सकैए। आद्रा नक्षत्रक उतारमे सेहो एकटा बरखा भेल जइसँ दू दिन रोपनी चलल, मुदा पोखैर-झाँखैर खालीक-खालिये रहि गेल। आद्राक शुरूक बरखामे जेतेक पानि पोखैरमे बेसियाएल छल ओ तेरह दिनक जेठुआ रौदमे सुखि कऽ कमियाइये गेल। ओना, आम-जामुनक सुभर पैदावार भेबे कएल अछि।

रेडियोओ-अखबारो सभसँ मान सरोवरक महात्मक भरपूर प्रचार शुरू भेल। गाम-घरक लोक तँ कम्मो मुदा महनथानो सबहक आ शहरो-बजारक लोक सभ आकर्षित भेबे केला। मानसरोवर जेबा-ले सभ तरहक सुविधो भइये गेल अछि। ओना, हवाई जहाजसँ लऽ कऽ हेलीकेप्टरआकिचरिचकिया गाड़ी सबहक रस्ताक बाबजूदो पएरे सेहो चलइ पड़ैए। मुदा से लोकक मनसँ घसैक गेल अछि। घसकबो केना ने करत, जैठामक विचारमे माघ सन जाड़क समयकेँ एक दिन बीतने लोकक मनमे बिसवास जगिते अछि जे 'गेल माघ उनतीस दिन बाँकी', तैठाम जँ आधासँ बेसी रस्ताक सवारीक सुविधा मानसरोवरक लेल भइये गेल अछि।तँए, धापे-धाप पहुँचब असान भइये गेल अछि...।

जीतनलाल भाय मनमे रोपि लेलैन जे ऐबेर मान सरोबरक यात्रा करबे करब। दूरक यात्रा अछि तँए जँ एकटा संगी भऽ जाएत तँ ओ नीक रहत।

सातो भाँइक भैयारीमे जीतनलाल भाय लगा पाँच भाँइ बाहरे-बाहर नोकरी करै छैथ, खाली हम दुनू भाँइ माने हम आ जीवनलाल भाय गाममे रहै छी। हमर कोनो हिसाबे ने अछि, सातो भाँइमे सभसँ छोट रहने छबो पढ़ल-लिखल भाइयो आ वृद्ध पिताजी सेहो पढ़बै-लिखबैपर धियान नै देलैन, अनठा देलैन, जइसँ नामो-गाम आ किताबो पढ़ब तँ सीख लेलौं, मुदा गीता-भागवत पढ़ैक लूरि नहि भेल। ओना, धरमागती पुछी तँ हुनका सबहक दोख नहियेँ छैन। किए तँ अधबेसूए अवस्थामे माइयो मरि गेली आ पिताजी सेहो बिमारीक फेड़मे पड़ि गेला जइसँ हमरा पढ़ै-लिखैपर धियान नहि दऽ सकला। ओना, जेठ भाए सभ सक्षम छला जइसँ पढ़ा-लिखा सकिते छला मुदा ओ सभ कान-बात ऐ दुआरे नइ देलैन जे जखन सभ भाँइ नोकरी करिते छी, नीक कमाइ अछिए तखन घरक ओगरवाहियो-ले आ मातो-पिताक टहल-टिकोरा-ले तँ आदमी चाहबे करी, तइले भने भैयारीमे सातम भाय- सेवालाल अछिए। जखन नोकरी-चाकरी नहियेँ करैक छै तखन अनेरे किए पनरह-बीस बरख तक स्कूल-कौलेज धाँगत...। तँए हम बौक-बकलेल रहिये गेलौं। ओना, हमरा सन ढेरो लोक गामोमे अछि आ देशोमे अछिए। दुनियाँक तँ कोनो हिसाबे नहि। ओना, जँ बुधिमान आ बौक-बकलेलक जनगणना ठीकसँ हुअए तँ एकोअना लोक बुधिमानक श्रेणीमे नइ औत, पनरहअनासँ बेसीए हमरे सन-सन लोकक अछि।

परसू वैज्ञानिक भाय मानसरोवरक यात्रापर निकलता। दूरक यात्रा, तँए एकटा संगीक खगता छैन्हे। ओना, अखन तक बहुतो यात्रा वैज्ञानिक भाय कऽ चुकल छैथआ सेदेशक संग दुनियोँक, मुदा तइ सभ यात्रामे पत्नी संग दइ छेलैन। मुदा ऐ यात्रामे जीतनलाल भाय पत्नीकेँ संग नहि लऽ जाए चाहै छैथ। नइ लऽ जाइक विचारक पाछू कारण छैन जे एक तँ उमेरोक हिसाबसँ, दोसर अपन तँ फुहराम शरीरो छैन आ सभ दिन जे लोहा-लक्कड़क बीच काज केलैन तइसँ देहमे ताकतो छैन्हे। मुदा भौजी तँ भरि दिन डेरामे रहि खेबो-पीबो खूब करै छेली आ टी.बी., कम्प्यूटरक खेल देखैत-देखैत अथबलो भइये गेल छैथ, माने केतेको बिमारी सेहो पोसि नेने छैथ तँए वैज्ञानिक भायक मनमे शंका छैन जे जँ पत्नीकेँ संग करब तँ अपन मदत कि हएत जे अपने भरि दिन हिनकर टहल-टिकारो करए पड़त, तँए नहियेँ लऽ जाएब नीक। हमरा, ओना हमर नाओंएसेवालाल छी मुदा आब ओते ऊहिये ने रहल जे मानसरोवर सन रस्ताकेँ पार करब। ओहन-ओहन रस्ताक ठेकाने रहत, आकि दिशांसे नइ लागत सेहो ठीक अछि। तँए, जाइने कऽ वैज्ञानिक भाय हमरा नहि कहलैन। हँ, मैझला भाय जीवनलाल भायजे गामेमे रहि विद्यालयमे नोकरी करै छैथ। माने गामसँ कोस भरिपर विद्यालय छैन। तहूमे संस्कृत महाविद्यालय,जेकर की स्थिति अछि से केकरोसँ छीपलो नहियेँ अछि। विद्यार्थीसँ बेसी शिक्षके छैथ। जीवनलाल भाय अपनउपस्थिति बना, एक-आध घन्टा संगी सभसँ गप-सप्प करै छैथ आ घुमि कऽ अबै छैथ। यएह हुनकर सभदिना रूटिंग छैन। प्रोफेसरक दरमाहा सेहो पबिते छैथ जइसँ परिवारोक भरण-पोषण नीक जकाँ होइते छैन। तँए, जीवनलाल भाय बेसी उपयुक्त रहतैन। वैज्ञानिक भायकेँ सेहो जीवनलाल उपयुक्त संगी बुझि पड़लैन। जीवनलालकेँ लगमे बजा वैज्ञानिक जीतनलाल भाय कहलखिन-

''बौआ, मानसरोवर जाइक विचार मनमे बहुत दिनसँ अछि मुदा समय नइ पबै छेलौं, तँए नहि गेल भेल। ऐबेर समय पेलौं हेन,जेबाक विचार भऽ गेल। दूरक यात्रा छी तँए जँ दुनू भाँइ संगे चलब तँ नीक रहत।''

मानसरोवरक जे आध्यात्मिक परिचय अछि ओ जीवनलाल भाय जनै छैथ, तँए जेबाक कोनो तेहेन जिज्ञासा मनमे नहि जगलैन। ओना, नवकबरिये उमेरमे माने तीसे-बत्तीस बर्खक अवस्थामे जीवनलाल भाय मानसरोवरक यात्रासँ भऽ आएल छैथ जइसँ रस्ताक दुर्गमता अखनो ओहिना मनमे नचै छैन। मुदा वैज्ञानिक भाइक मनमे किए एहेन विचार ऐ उमेरमे एलैन ओ मने-मन जीवनलाल भाय विचारए लगला। मानसरोवरक एहेन रस्ता अछि जैठाम जेबा-ले केतबो गाड़ी-सवारीक सुविधा किए ने भेल मुदा पएरे तँ ओहन रस्ता चलै पड़त जइमे माघो मासक शीतलहरीक जाड़सँ बेसी जाड़ अछि। तेतबे नहि, रस्तो तेहेन उभर-खाभर अछि जे केतए पिछैड़ कऽ खसब आकि ठेँस लागत तेकरो ठीक नहियेँ अछि। ओहन जगहपर जँ जीतनलाल भायकेँ जेबाके छेलैन तँ ओइ उमेरमे जइतैथ जइ उमेरमे सभ किछु बरदास करैक शक्ति देहमे छेलैन। आब जखन बुढ़ भेला हेन, साठि बर्खक उमेर भेलैन हेन तखन मानसरोवर जाइले तैयार भेला हेन। एकरा नेनमैत कहब की नहि? मरै बेरमे जँ बुधिक बखारीए माथमे घोंसिया जेतैन तँ ओकरा लइये कऽ की करता? जाबे नियार-भास करता तइ बिच्चेमे जँ बखारी टुटि कऽ खसि पड़तैन तखन? तहूमे रस्तेमे जँ केतौ मरि-हरि गेला तखन तँ सेहो ने पेब सकता जे पबैक विचार मनमे जोर मारने छैन! मुदा जेठ भाय होइक नाते की बाजब से तँ विचार जीवनलाल भाइक मनमे उठिये गेल छेलैन। ओना, मन निर्णित छेलैन जे कोनो हालतमे जेबाक नहि अछि। मुदा जेठ भाय तँ पिता तुल्य होइ छैथ, आदेशो नइ मानब सेहो केहेन हएत। तँए मुँह बन्न केने जीवनलाल भाय मने-मन विचारैत वैज्ञानिक भाइक आगूमे ठाढ़ छला।

जीवनलाल भायकेँ गुम-सुम ठाढ़ भेल देख वैज्ञानिक भाय दोहरबैत बजला-

''बौआ, किछु हँ-हूँ नहि बजलह?''

ओना वैज्ञानिको भायकेँ जीवनलालक गुम्मीक माने लगिते छेलैन, मुदा नइ बजैक माने नहियेँ भेल सेहो केना मानल जाए। तहिना जीवनो भाइक मनमे छेलैन्हे जे नइ जाएब कि जाएबसे तँ किछु ने बजलौं हेन। ओना, जीवन भाय मने-मन ईहो सोचि रहल छला जे एहेन-एहेन लोहा-लक्कड़क बीच रहैबलाकेँ झूठ बाजि ठकलो जा सकैए, मुदा छैथ तँ जेठ भाय, जँ बुझि जेता तखन अनेरे चान जकाँ मनमे पहाड़क करिया धब्बा बैस जेतैन। से नहि तँ पहिने गैंची माछ जकाँ थालमे नुकाइक कोशिश करी, जँ सुतैर गेल तँ बड़बढ़ियाँ, नहि तँ दोसर रस्ता धड़ब...। जीवनलाल भाय बजला-

"भाय साहैब!अखाढ़ मास चलि रहल अछि, गुरु पूर्णिमा आगूमे अछि, केते प्रेम आ मेहनतसँ आमक कलम लगौने छीसे तँ बुझले अछि। देखते छिऐ जे जहिना राइर, तहिना फैजली, तहिना मोहर ठाकुर अछि आ तहिना अम्रपाली सेहो बोनाएल अवस्थामे तरतर करैए, एकरा सभकेँ छोड़ि जाएब नीक हएत।"

जीवनलाल भाइक विचारमे वैज्ञानिक भाय जेना बहि गेला तहिना बोहियाइत बजला-

"मानसरोवर जाइमे बर बेसी तँ पनरह दिन लागत, तैबीच की सभ आम सठिये जाएतजे मन छह-पाँच करै छह?"

ओना, जीवनलाल भाइक मनमे उठि चुकल छेलैन जे वैज्ञानिक भाय भौतिक विज्ञान जनै छैथ, मुदा जीवन विज्ञान हमरा जकाँ थोड़े जनै छैथ जे हमर बात बुझता। भावातुर भऽ जीवनलाल भाय बजला-

"भाय साहैब, प्रश्न जँ आमे खाएबक रहैत तखन अहाँक विचार सोल्होअना मानै-जोकर छल। किए तँ अखन गाछेमे आम लागल अछि। जँ आठ दिनक पछाइत तोड़लो जाएत तैयो पनरह दिन आरो रहबे करत। मुदा से बात तँ अछि नहि।"

अपन विचारकेँ खण्डित होइत देख वैज्ञानिक भाय पुछलकैन-

"तखन की अछि?"

जीवनलाल भाइक मन मानि लेलकैन जे प्रश्नक ने उत्तर देब अछि। जेठ भाय रहितो तँ प्रश्नकर्त्ते ने भेला। आह्लादित भऽ जीवनलाल भाय बजला-

"भाय साहैब, जहिना वृन्दावनमे कृष्णक परोछ भेने राधिका सभ विरहाए लगै छेली, तइसँ की कम प्रेम हमर आमो आ आमक गाछोक प्रति अछि।"

जीवनलाल भाइक विचारमे वैज्ञानिक भाय वौआ गेला। पुन: प्रश्न केलैन-

"से की?"

सोलहन्नी गोटी लाल होइत देख जीवनलाल भाय बजला-

"जहियासँ आमक पीपही रोपलौं तहियेसँ सिनेहक संग प्रेमो आमो आ आमक गाछियो संग बनि गेल अछि। गाछक संग जुआन हारि गेल छी जे जाबे अपने जीबैत रहब ताबे तोरो जीबैत रखबौ! अपने मानसरोवर जाएब, जइमेकमसँ कम पनरह दिन लागतआ तइ बिच्चेमेजँ चोरे-चहार चोरा कऽ आम तोड़ि लिअए तखन ओकर रक्षा कऽ सकलिऐ? जखन चीजे विरहा जाएत तखन ओकरा संग जे प्रेमक वादा केने छिऐ से रहत?"

भौतिक जुगक भौतिकवादी वैज्ञानिक भाय- जिनक ज्ञान सेवा निवृत्तिक पछाइत जखन विज्ञानक रूपमे लतड़लैन तखन सज्ञानक बाट हुनका मनमे उठलैन। सेवा निवृत्तिक माने काजसँ मुक्त, अर्थात् हाथसँ काज चलि गेल वा छीना गेल। काजुल लोककेँ जखन हाथक काज छीना जाइए तखन अबैबला जिनगी मृतप्राय बनि जाइए।तँए, ओ अपना-जोकर काजक पाछू वौआए लगिते अछि। सएह वैज्ञानिक भायकेँ भेलैन। एक दिस ज्ञान एते प्रखर भऽ गेलैन जे दुनियाँक खोजी बनि गेला। दोसर दिस अपन ज्ञानकेँ विज्ञानक दिशामे बढ़ौलैनआतेसर दिस विज्ञान, समाज आ शास्त्रक बीचक खाधिमे तेना पड़ला जे मन बबलाकऽ मानसरोवरक यात्राक लहैरमे हेलए चाहि रहल छैन। गणितक गणना करैबला वैज्ञानिक भाय जीवन, समाज आ दुनियाँक जखन गणना करए लगै छैथ तँ हिसाबे गड़बड़ा जाइ छैन। जइसँ कोन हिसाबकेँ सही मानी आ कोन हिसाबकेँ गलत, अही गलत-सहीक बीच मन फँसि गेल छैन। अन्तत: जेकर एकेटा उपाय सुझि रहल छैन जे अपन आँखिक देखलकेँ सही मानब। तँए मानसरोवरक यात्रा मनमे गहींर तक धँसि गेल छैन...। वैज्ञानिक भाय बजला-

"बौआ जीवन, जेते आम नोकसान हेतह ततेक दाम हम दए देबह।"

वैज्ञानिक भाइक विचार सुनि जीवनलाल भायकेँ अपन विचारक रस्ता कटैत बुझि पड़लैन। मने-मन गर अँटबए लगला जे आब की करब। मुदा लगले एकटा जुक्ति फुरलैन। फुरलैन ई जे वैज्ञानिक भाय कि मानसरोवरकेँ शीतल, कोमल, पवित्र हृदय रूपी सरोवर थोड़े बुझि रहला अछि ओ तँ एकटा भौगौलिक स्थान बुझि रहला अछि। ओकरा देखबकेँ काज बुझि रहला अछि। काजकेँ तँ काजेसँ रोकल जा सकैए। से नहि तँ ओहने जब्बर काज जँ आगूमे दिऐन तँ जरूर मन मानि

जेतैन आ अपन छुट्टी भऽ जाएत। जखने अपन छुट्टी हएत तखने ने दुनू गोरे छुट्टा भऽ जाएब आ अपना-अपना मने अपन काज सम्हारब, पछाइत अपन विचारता जे केना करब...। जीवनलाल भाय बजला-

"भायसाहैब, अहाँ जखन गाम आएलो ने रही तहियेक काज आगूमे सिरचढ़ भऽ गेल अछि, की ओकरा छोड़ि देब उचित हएत?"

वैज्ञानिक भाइक मन कनी ठमकलैन। बजला-

"ओ तँ काज-काजपर निर्भर अछि। काजोक तँ अपन माप-तौल अछि। नमहर[i] काजक आगू छोट काजकेँ कम वजन भेल।"

जीवनलाल भाइक मनमे खुशी उपैक गेलैन। ओ मने-मन बुझि गेला जे जहिना सत् बातलत्ती जकाँ लतड़ल रहैए तहिना बहानाक लेल झूठोक लत्ती तँ अछिए। मुदा ठाँहि-पठाँहि झूठोक लत्तीकेँ लताड़बसँ नीक जे सामनजस करैत लताड़ी। जीवनलाल भाय बजला-

"भाय साहैब, अपनेक संग पूरैमे कनी असोकर्ज भऽ रहल अछि। ने तँ एक संग दू-दूटा महतपूर्ण कर्तव्य अछि तेकरासँ मुँह मोड़ब आकि मुँह घोकचाएब नीक थोड़े भेल?"

नीकक संग अधलो तँ लगले रहैए, वैज्ञानिक भाय सेहो जिनगी भरि यएह ने तर्क करैत सिद्धान्त मनमे रोपने छैथजे कोनो वस्तुक साक्षेप-निरपेक्ष दुनू होइए। यएह विचार मनमे जगि गेलैन। बजला-

"एकरा के नीक कहत?"

'एकरा के नीक कहत' सुनिते बाढ़िक पानिक पाहिपर चढ़ल रोहु माछ जकाँ जीवनलालकेँ बुझि पड़लैन। मुस्की दैत बजला-

"भाय साहैब, जिनगीक कोनो ठेकान अछि जे केते दिन सेवा करैक मौका भेटत। तखन तँ भेल जे जखने सेवा करैक गर लागए कि ओकरा करैत चली, निमाहैत चलीमुदातइमे अपना थोड़ेक खाँच भऽ रहल अछि।"

वैज्ञानिक भाय बजला-

"बौआ, की खाँच भऽ रहलह हेन?"

मनकेँ मसोसैत मुहकेँ चिकुरियबैत जीवनलाल भाय बजला-

"भाय साहैब, छह मास पहिलुके बात छी, एके दिसम्बरकेँ अपना सारिकेँ ऑपरेशन करबए डाक्टर ऐठाम गेल रही। पेटक भीतरक ऑपरेशन रहइ। बिमारीक नाओं बिसैर गेल छी। तेते भीड़ ओइ डाक्टर ऐठाम देखलिऐ, जे की कहूँ। छह-छह मासक नम्बर लगैए। हिनकर नम्बर चारिम दिनक छैन, आब अहीं जे कहब से करब।"

वैज्ञानिक भाइक मन मानि गेलैन जे अपने ने घर-दुआर, गाम-समाज छोड़ि बाहर रहलौं, मुदा जीवनलाल तँ सभ दिन गामेमे रहि आर्थिको उपारजन केलक आ समाजक सेवो केलक। तँए, ओकरो अपन जीवनो छै आ जीवनक गतिविधियो तँ छइहे। वैज्ञानिक भाइक मनमे धाँइ-दे खसलैन- केकरो जीवनमे बाधा उत्पन्न करब सभसँ पैघ अपराध छी। तहूमे जँ ऐ सालक (माने जनवरीक पछातिक) काज रहैत तँ ओकरो आगूओ बढ़ाएल जा सकै छल, जेना लोक सराधक (श्राधक)भोजो आ किरियो-कर्म बरखी दिन-ले रखि लइए। मुदा ई तँ जीवन-मृत्युसँ जुड़ल अछि। ओना, जीवन-मृत्युसँ जुड़ल अनेको प्रश्न जुड़ल अछि। मुदा जीवनक प्रति लोकोक तँ अपन-अपन नजैर अछिए। जहिना करोड़ो-अरबो लोक अछि तहिना करोड़ो-अरबो नजैर सेहो अछिए। कियो पानिसँ हल्लुक हवाकेँ आ कियो माटिसँ हल्लुक पानिकेँ तँ कियो पाथरसँ हल्लुक माटिकेँ बुझैए। मुदा अपन-अपन जगहपर सभ भारियो अछि हल्लुको अछिए। पानिक जँ समुद्र छी, माने पानियेँ समुद्र छी तहिना पाथरेक पहाड़ो छी, माने पहाड़े पाथरो छीहे। तही बीच नेझंझटो अछि आ मिलान सेहो अछिए। अफ्रीकाक जंगल कहियौ कि सहाराक मरूभूमि कहियौ आकि रामवन कहियौ कि वृन्दावनक कृष्णवन, सबहक बीच तँ जीवन चलिये रहल अछि..! वैज्ञानिक भाय

अपन विचारक अस्तित्वकेँ असथिर कइये ने पेब रहल छैथ। मनक ओजकेँ शरीरक ओजसँ मेल-मिलाप भइये ने रहल छैन। असोथकित होइत वैज्ञानिक भाय बजला-

“बौआ, मनमे जखन रोपि नेने छी जे मानसरोवर जेबे करब तखन तँ भेल जे एकटा संगी रहने कने नीक होइ छइ।”

वैज्ञानिक भाइक सहमैत विचार देख जीवनलाल भाय बजला-

“भाय साहैब, व्यक्तिगत हमर खगता नइ ने अछि, संगी चाही, तइले अहाँ चिन्ता जुनि करू। अखने हम गाम दिस जाइ छी,मानसरोवर चलैक हरविड़ो कऽ देबइ। पुरुख-पातर जँ संगी नहियोँ हेता तैयो दसटा जनीजाति संगी हेबे करती।”

ओना, जीवनलाल भाइक विचार सुनि वैज्ञानिक भाइक मन जुड़ेलैन, मुदा शंका ईहो भेलैन जे जँ दसटा जनीजाति संगी भऽ जाएत तखन दसोक हिसाब-बारी लगबैमे दस गुणा काज बढ़िये जाएत...।

सामंजस करैत वैज्ञानिक भाय बजला- “जँ दसटा भऽ जाथि तखन तँ सर्वोत्तम भेल। नहि तँ एकोटा जँ भऽ जाथि तैयो एक मानसरोवर कि जे सइयो मानसरोवर जाएब असान भऽ जाएत किने।”

जीवनलाल भाय बजला- “भाय साहैब, हम ते असगरे गेल रही, कहाँ केतौ भियौन लागल?”

'भियौन' सुनि वैज्ञानिक भाइक मन सुरखुरेलैन। सुरखुराइते मनमे उठलैन- नारदजीकेँ कोन संगी छेलैन जे चौदहो भुवन आ तीनू लोक घुमै छला..? नारदजीक घुमब मनमे अबिते वैज्ञानिक जीतन भाइक चेहरापर स्वीकारोक्तिक भाव झलकए लगलैन। जेकरा देखते जीवनलाल भाय बजला-

“अहाँ अपन तैयारी ठीक राखू संगी भेटबे करत। जखन चोरोकेँ संगी भेटै छै, झूठो बजनिहारकेँ संगी भेटै छै तखन सौध (शुद्ध) केँ किए ने संगी भेटत।”

q

शब्द संख्या : 2576, तिथि : 31 जुलाई 2018

# करतब

सौन मासक पंचमी। भोरेसँ बाला-सुबाला चिकैन माटिक खोभारसँ माटि आनए विदा भेल। सबहक हाथमे एक-एकटा डोमराउ पथिया, जइमे छोट-पैघ चरि-चरिटा मौनी साजल, किएक तँकुल पाँच बासनक माटिक थुम्हा बनौत। पाँचो बासनक माटिकेँ स्वच्छ पवित्र जलसँ एकठाम सानि पाँचटा थुम्हा बनौल जाएत। ओना, समय निसचित नइ रहने कियो खोभार जाइक तैयारी करैत, तँ कियो रस्तामे जेबो करैत आ कियो-कियो खोभारमे माटि खुनि-खुनि अपन-अपन पथिया-मौनीमे सजेबो करैत, तँ कियो बासन भरि-भरि घरमुहाँ अबैत। संजोग नीक रहल जे ऐबेरक मौना पंचमियो आ सोमवारी व्रतक सोमो एक्के दिन पड़ल। काल्हि रबि छल, सौन मासक पहिल रबि, तँए बाबा विदेश्वरसँ लऽ कऽ कुशेश्वर बाबाक संग बैजनाथ बाबाक मन्दिरमे सेहो भरिपोख जलढरी भेल छल। ओना, जे सभ बैजनाथ आकि कुशेश्वर बाबा ऐठाम गेल छला ओ सभ तँ रस्तेमे छला मुदा जे सभ चण्डेश्वर, विदेश्वरआकिराजेश्वर इत्यादि लगक स्थान गेल छला ओ सभ काल्हिये घुमि-घुमि घर पहुँचला। आ

गाममे जे अजनबी बाबा छैथ ओ तँ गामेमे छैथ, तँए किरिण उगैसँ पहिनहि बहुत लोक जलढार कऽ आबि अपन-अपन जीवनक क्रियाक वृत्तिमे लगि चुकल छला।

दुखमोचन बाबाकेँ ऐ सभसँ माने पंचमीक थुम्हा, सोमवारी व्रत आ सौनक पहिल रबिसँ कोन मतलब छैन। ओ अपन किसानी जिनगीकेँ संगी बना संगे-संग चलि रहल छैथ। ओना, जमीनक छोट किसान छैथ- सीमांत किसान, मुदा जनसंख्यामे नमहर परिवार रहने जहिना दुखमोचन बाबाकेँ अपन परिवार भरिगर बुझि पड़ै छैन तहिना हल्लुको बुझिये पड़ै छैन। किएक तँ दुखमोचन बाबाक स्पष्ट सोच छैन जे मधुबनी जिलाक जमीन कि कोनो राजस्थानक जमीन थोड़े छी जे पचास-पचास बीघामे लोक सेरसोए-तोरीक खेती करत। एक तँ मिथिलाक माटि तहूमे मधुबनी जिलाक, ऐठाम तँ एक धुरक खेतीसँ मसल्ला आ पाँच कट्ठाक खेतीसँ सालो भरिक तेलक पुरती एक परिवारमे भऽ जाइ छै, तैठाम जँ राजस्थाने आकि गुजराते लोकक सेहन्ता करब से सोहान्त थोड़े हएत। किछु छी तँ मिथिलाक अंग मधुबनी जिला छी किने। मसल्ला आकि तेल पीब लोक कए दिन जीब सकैए, जीबैले तँ अन्न-पान चाही। सेरसो-तोरी खैहन थोड़े छी, ओ तँ तेलहन छी। खाएर जे छी, जेकर छी से अपन जानह, दुखमोचन बाबाकेँ कोन मतलब छैन। एक तँ किसानी जिनगी छैन तहूमे छोट आँट-पेटक, मुदा जे छैन से छैन, एते तँ आत्मशक्ति छैन्हे किने जे जैठाम एक-सबा कट्ठा जमीन आ एकटा गाए पोसि लोक गुरुआश्रम बना सकैए तैठाम तँ दुखमोचन बाबाकेँ बहुत छैन। कियो केकरो देखौंस करत तइसँ पहिने ने मनमे दुनूक आँट-पेट अपनो आ देखौंसो केनिहारक सेहो अजमा लेत। समयक हिसाबसँ दुखमोचन बाबा काज करए अपन खेत दिस विदा भेला।

आठ बजेक समय, चौबीस वर्षीय रेहना दुखमोचन बाबाक ऐठाम पहुँचल। भुलनी दादी आँगनेमे छेली। रेहनाकेँ देख भुलनी दादीक देह सिहैर उठलैन। मने-मन भगवानकेँ कोसैत विलाप केली- 'एहने तोहर किरदानी छह जे वेचारीक दिन हेरि लेलहक..!' मुदा मुहसँ किछु ने बजली। आँगनक मुँह लग रेहना ठाढ़ भेल आधा मुँह झँपने आ आधा उघारने बाजल-

"दादी, हम हिनके शरणमे एलिऐन हेन।"

'शरण'क माने तँ भुलनी दादी बुझि नहि पेली मुदा 'एलिऐन हेन' बुझि लगले बजली-

"की?"

ओना, भुलनी दादी अपन मनक लोक छथिए। अवगुण एतबे छैन जे दुख हुअ कि सुख, लगले बिसैर जाइ छैथ। बिसरबो की बिसरना जकाँ बिसरै छैथ, सोल्होअना बिसैर जाइ छैथ माने केतबो मन पाड़ि कहबैन तैयो ने मन पड़ै छैन। जे अपने तँ नहि मुदा परिवारोक सभ बुझै छैन आ टोलो-पड़ोसक। तँए, जिनका भुलनी दादीसँ काज रहल ओ कण्ठपर सवार भऽ अपन काज अगुआ लइते छैथ। ओना, भुलनी दादीक निर्विकार मन छैन, तँए जे कियो कोनो काजे अबै छैथ ओ अपने तनदेही भऽ पहिने अपन काज हथिया लइ छैथ, मुदा जे पछुएला ओ बिसरनमे उसरन भइये जेता।

भुलनी दादीक मुहसँ 'की' सुनि रेहनाक मनक पाँखि निरमए-फरकए लगल। निरैम कऽ फरैकते रेहनाक मन चकभौर लिअ लगल। एकाएक रेहना अपन सोल्होअना मुँह उघारि बाजल-

"दादी, हिनका रामझुमनीक खेती छैन।"

बिच्चेमे भुलनी दादी हड़बड़ाइत पुछलखिन-

"तीमन-ले लेबह?"

ओना, भुलनी दादीक बात सुनि रेहनाक मन मुस्कियाएल, मुदा मुँह दाबि बजली-

"नइ दादी, रोजगार करब तइले।"

'रोजगार' सुनि भुलनी दादी अपनाकेँ कारोबारी नहि मानि बजली-

"अखने बाबा खेत गेलखुन हेन, चलह हम कहबैन।"

ओना, दुखमोचन बाबाक नाओं सुनि रेहना सहमल जरूर मुदा भुलनी दादीक बात सुनि निधोख भऽ संगे विदा भेल।

पाँच कट्टा बरसाती रामझिमनी-खेती दुखमोचन बाबा केने छैथ। ओना, समयक किरदानीसँ खेती समयपर केलो पछाइत पनरह दिन पछुआ गेल छैन। बरसाती रामझिमनीकेँ समयपर पानिक पियास लगै छै किने, से बरखा नइ भेने बाढ़िमे कमी आबि गेल छेलैन। मुदा राति भरिक हेराएल राहीकेँ जखने भोरक भुरुकबाक भास होइए तखने ने ओकर चान चनैक-चनैक चमकौ लगैए से दुखमोचन बाबाकेँ भइये गेल छैन। खेतक बीचमे ठाढ़ दुखमोचन बाबा अपनो खेती हिया रहल छला आ ओइ सभ किसानपर मने-मन गरमा सेहो रहल छला जे जेसभ सिमान्त किसान अछि। जँ ओकर खेत ऊँचरस छै तँ पानिक ओरियान करि कऽ बरहमसिया खेती पकैड़ बरहमसिया किसान बनि जेबा चाही। तइले तरकारी खेती सेहो अछि आ फलो-फलहरीक संग पानोक खेती कएले जा सकैए आ नहि जँ गहींर खेत अछि तँ माछ-मखान इत्यादि करी। से सभ नहि करि जँ पैघ किसानक[ii] देखौंस करब तखन तबाही हेबे करत, जहिना खंजनकेँ हंसक चालि पकड़ने होइ छइ। तहीकाल खेतक आड़िपर अबैत पत्नियोँ आ रेहनोकेँ दुखमोचन बाबा देखलैन। देखते खेतसँ निकैल आड़िपर आबि बैसला।

फरिक्केसँभुलनी दादी दुखमोचन बाबाकेँ कहली- ''अहींक काज कनियाकेँ छै, तँए भेँट करए आएल अछि।''

झाँपल-तोपल भुलनी दादीक बात सुनि दुखमोचन बाबा झँपले-तोपल बजला- ''केहेन काज?''

काजो तँ काज छी, एकर कि कोनो आड़ि-मेड़ अछि। जँ ऐछो तँ कोशिकन्हाक बलुआहा माटिक आड़ि जकाँअछि, जे केतौ पएरे-पएर उड़ि जाइए, तँ केतौ पानिमे डुमल खेत जकाँ पएरे-पएर तेना किचैड़ जाइए जे कदबा-कदबा भेल रहैए, तँ केतौ जिनगीक धुरी बनि सेहो चलैए आ केतौ गप्पक काज बनि मुहेँ-मुँह टहलैत रहैए। खाएर जे जेतए अछिसेतेतए रहअ, ऐठाम भुलनी दादी, रेहना आ दुखमोचन बाबाक बीचक बात अछि। जहिना नचार आवेदक अपन आवेदनक अर्जी नचारक संग भोलाबाबाक दरबारमे नचारी गाबि-गाबि मर्जीक लेल लगबैए तहिना रेहना अपन अर्जी पेश करैत दुखमोचन बाबाकेँ कहलकैन-

''बाबा!हिनके दरबारमे आएल छिऐन, शरण दैथ वा भगा दैथ।''

महादेवी वर्माक 'ठुकरा दो या प्यार करो' जकाँ रेहनाक बात सुनि दुखमोचन बाबाक मन चकराए लगलैन। चकराइत मनमे विचार उठलैन- बीस-पचीस बर्खक औरतक माँग छी। अखन तक एतबो ने बुझि पेब रहलौं हेन जे गामक छी आ आकि आन गामक,तैबीच कोन सीमापर ठाढ़ भऽ किछु बाजब..? तइबिच्चेमे भुलनी दादीक मनकेँ सेहो रेहनाक बेथा-कथा धक्का मारलकैन। धक्का लगिते धकियाएल भुलनी दादी पतिकेँ कहलखिन- ''वेचारी दैवक डाँगसँ चुर-चुर भेल अछि तँए अपना ऐठाम आएल अछि।''

'दैवक डाँग' सुनि दुखमोचन बाबाक मनमे जेना अस्सी मनक बोझ पड़ि गेलैन। पड़बो केना ने करितैन। दैवक डाँग छी, कोन दैवक डाँग छी, से की कोनो एकेटा दैव छैथ। अपना सबहक हिसाबे चौरासी लाख देव छैथ आ समुद्रकातबला[iii] सबहक हिसाबे करोड़मे एकटा कम। मनकेँ असथिर करैत दुखमोचन बाबा विचारए लगला जे रूइयाँक विचौलिया[iv] जकाँ देव कोनोमे छिड़ियाएल अछि तँ कोनोमे जोगिया अंडी जकाँ एक्केठाम घोदियाएल अछि, तैठाम किछु भाँज पबैले बीचलाकेँ निकालि धुनि-धुनि कऽ पीर बना पहिने टौकरी आकि चरखामे काटब तखने ने सूत बनत, जइसँ डोरो बनाएब आ डोरासँ वस्त्रो बनाएब, तहिना ओही सूतसँ ने जनेउओ बनाएब आ जनेउ धारक सेहो बनाएब। जने-जन ने बहुजन आ ओही बहुजनमे ने इष्टो जन आ अनिष्ठो जनक बास अछि।

समगम होइत दुखमोचन बाबा रेहनाकेँ कहलैन-

''अखन तक नीक जकाँ अहाँकेँ चीन्हि नहि पेलौं, तँए पहिने अपन परिचय कहू पछाइत जे कहैक हुअए से कहब।''

जहिना शरीरमे कोनो घा-घोस रहने ओइमे चोट लगलासँ बेसी दर्द होइ छैतहिना दरदाएल मनमे सेहो होइए मुदा यएह छी मनुखक विवेकजेकरा बले लोक विचारि लइए जे जिनगीक सुगम बाट की छी आ दुर्गम बाट की छी। मुदा पोखरिक पानिमे जहिना समाढ़सँ कमल धरिक पैदाइस होइए तहिना केचली-कुमहीक नहि होइए सेहो केना नइ कहल जाएत जे पानिक ऊपरे-ऊपर अपन सिर पसारि भकरार गाछ बनि कमलो फूलसँ नमहर डंटीक बीच फूल फुला नइ चमकैए...।

असमंजसमे पड़ल दुखमोचन बाबाकेँ देख रेहनाक आँखिमे नोर भरि आएल। नोरसँ ढबकल नयन ज्योति रेहनाक बकार हरण कए रहल छल। मुदा जिनगीक व्याधाक वाणसँ बेधल हंस जकाँ हुकरैत रेहना बाजल-

''बाबा!अपन घर तँ आगि लगि जरिये गेल, मुदा परिवारो[v] आ समाजोक मुँह देख सभ सहैले तैयार छी, मुदा..?''

जहिना कोनो कथा-कहानीमे कथाकार वा कहानीकार अपन कथा वा कहानीक पूर्वांसेमे कथा वा कहानीक मर्मकेँ धर्म बुझि प्रतिपादित कए दइ छैथ जइसँ पाठक पवित्र मर्मक परिणाम बुझैले उत्सुक भऽ उठैए तहिना दुखमोचन बाबा उत्सुक भेल जा रहल छला मुदा मनेमे जखन तन-मन जागए लगैन कि जिनगीक खाधिमे विचार लसैक जाइन, जइसँ अपन मनक उद्‌गार व्यक्त नहि कए पबैथ। होइते अहिना छै जे मर्मभेदी वाणक गति जेतेक गाढ़ सियाहीक रंगसँ लिखलापर रोशनदार होइए ओते घटिया कहियौ कि उड़न्ती सियाहीसँ लिखलापर थोड़े रोशनदार होइए। तँएदुखमोचन बाबा रेहनाक जिनगीक संग जुड़ल बाधापर नजैर अँटकौने अपनाकेँ संयमित करैत रेहनाक 'मुदा'केँ पकैड़ बजला-

''मुदा की?''

अखन तक बाबाक श्रद्धाक विचारे रेहना अपन मुँहपर जे साड़ीक कोर रखने छल, तेकरा हटबैक विचार करए लगली कि बिच्चेमे दुखमोचन बाबाक नजैर पड़लैन। रेहनाक चेहराक मरचुही रूप देख दुखमोचन बाबा सिहैर गेला। मनमे उठलैन, बाप रे! ऐ उमेर मे जँ चेहराक रूप एहेन कुदरूप भऽ जाएत तखन ऐ जिनगीक रंग केहेन हएत? मुदा हजारो-लाखो जिनगीक रूप निहारनिहार दुखमोचन बाबाक मनक सिहरन एकाएक कमए लगलैन। किएक तँ दुनियोँक कि कोनो ओर-छोर अछि, ओ तँ अनन्त अछि। ओही अनन्तमे ने आनन्दसँ आनन्दकेँ पकैड़ कऽ आनबो अछि मुदा से तँ बाधा[vi] उपस्थिति भेला पछातिये हएत, जे लगले भाँजोपर चढ़ब तँ कठिन अछि। मनकेँ समटैत दुखमोचन बाबा पियासल बेटोही जकाँ रेहनाक आँखिपर अपन आँखिक ज्योति फेकलैन।

दुखमोचन बाबाक आँखिक ज्योति पबिते रेहनाक आँखिमे पानि पड़ि गेल। पानि पड़िते गुलावक कली जकाँ रेहनाक हृदय कलैश उठल-

''बाबा!गामक तँ यएह सभ ने सिरगर छैथ, हिनके सबहक सिरक परसादे ने हमहूँ सभ जिनगीक दर्शन करब।''

रेहनाक विचार जेना दुखमोचन बाबाक विचारकेँ बेध देलकैन। बेधल विचारमे दुखमोचन बाबाक मन गबाही देलकैन जे एका-एकी पुछब नीक नइ हएत, किए तँ बेथित मनक विचार करब कखन थित रहत आ कखन बेथित भऽ जाएत तेकर कोनो ठीक नहि अछि तँए किए ने अल्हा-रूदलक महाराइ जकाँ रेहनो-जिनगीक महराइ सुनि ली। मुदा तइले नीक हएत जे सोझे किए ने पुछिऐ जे अपना मनमे जे अछि से बाजि चलू, पछाइत जे सम्भव हएत तेकर जवाब देब आ जे सम्भव नहि हएत सेहो ठाँहि-पठाँहि कहि देब।

दुखमोचन बाबा बजला-

''पहिने अहाँ अपन सभ बात सुना दिअ, पछाइत बुझल...।''

रेहना दिल खोलि बाजए लगली-

''बाबा, गाममे सभकेँ बुझल छैन जे रेहनाक घरबला राजरोग[vii] सँ मरल। नइ उपाय भेल जे इलाज करैबतौं।''

पतिक मृत्युक चर्च सुनि दुखमोचन बाबाक मन चौंकलैन। ओना, हाथमेप्लास्टिकक चूड़ी देख सेहो नहि परखने छला जे रेहना विधबा अछि। लाहक चूड़ी ने लोक फोड़ि लइए, जे फुटैबला होइ छइ मुदा जे फुटैबला नइ अछि से केना फोड़त। मुदा ई भाँज लगि गेलैन जे रेहना गामेक छी...।दुखमोचन बाबा बजला-

''मुँह बन्न नइ करू, जे बजैक अछि से बाजि जाउ।''

जेना सुखमे अनेको संगी अपने-आप भेटै छै तेना दुखमे थोड़े भेटै छै, जे भेटबो करै छै ओइमे अदहासँ बेसी हँसैबला[viii]रहै छै आ अदहासँ बहुत कम हँसबैबला...।

रेहना बाजल-

"बाबा, जखन घरबला जीबै छल तखन दुनू परानी मिलि घर-सँ-बाहर धरिक काज सम्हारि लइ छेलौं, जइसँ तीनटा धियो-पूतो पोसाइ छल आ अपनो दुनू परानीक गुजर चलै छल, मुदा घरबलाकेँ मुइने दुख दोहरा गेल..!"

रेहनाक बात सुनि दुखमोचन बाबाकेँ जेना हृदयक उष्म साँस निकललैन। बजला-

"अखन तक केना खेपैत एलौं?"

दुखमोचन बाबाक प्रश्न सुनि रेहना थरथराए लगल, मुदा मनकेँ सक्कत करैत बाजल- "बाबा, हिनकासँ लाथ करबैन से ओहन लाथी हम नइ छी। सुख लोक बिसैर जाइ छै मुदा दुख ओहिना मन रहै छइ। पहिनौं घरबलाक संग चिमनीक ईंटो-पजेबो उघै छेलौं आ खेतो-पथारक काज करै छेलौं, तेतबे नहिघर-जोड़ैयामे सेहो मिसतिरी सभक संग ईंटो-मसल्लो उघै छेलौं, मुदा ओकरा सबहक चालि-चलैन देख मन मानि गेल जे ऐठाम आब बास नइ हएत।"

बिच्चेमे दुखमोचन बाबा बजला-

"तब?"

रेहना-

"जे दिन बीत गेल ओ तँ कटि गेल मुदा आगूक जिनगी समयक संग चलएसएह ने हिनका कहबैन?"

दुखमोचन बाबा बजला-

"अपना खेत अछि, जँ गुजर करै-जोकर[ix] दऽ दी तइसँ पार-घाट लागत?"

रेहना बाजल-

"जहिना करखन्नामे कोनो सामान बनैमे केतेको आइटम काज होइ छै, आ सभ आइटमक काज सभ तरहक करिन्दासँ लेल जाइ छैतहिना ने खेतियो अछि।"

रेहनाक बात सुनि दुखमोचन बाबाक मन मानि गेलैन जे खेतसँ पहिने उपजा हएत तखन ने ओकर निकास समाजक बीच हएत,तइले तँ एक आइटम काज भेल खेत उपजाएबआदोसर भेल उपजा कऽ बेचब। असगरुआ वेचारी केना सम्हारि पौत। मुदा ईहो तँ अछिए जे केकरो सोझे मुँहक असीरवाद देने तँ मुँहमे मुंगबा नइ भेटै छै, तइले हनुमानजी जकाँ नइ मुगरदन तँ मुगरियो भाँजहि पड़त...।

दुखमोचन बाबा बजला-

"अपन की मन अछि?"

'अपन मन' सुनितेरेहना विस्मित भऽ गेल। विस्मित होइते रेहना बदलए लगल। आब ओ रेहना नहि, जे पहिने छल। आब रेहना अर्द्धनारीश्वर बनए लगली। पुरुषत्वक प्रवेश रेहनाक तन-मनमे हुअ लगल।

रेहना बजली-

"बाबा, जाबे लोक जीबैए ताबैये ने धरम-करम निमाहैए। अखन ते हमहूँ तीनू बच्चाक माए बनि जीविते छी, तँए अपन करतब निमाहबे ने अछि।"

दुखमोचनो बाबाक मनक पट जेना खुजि गेलैन, बजला-

"पाँच कट्ठा रामझिगुनिक खेती अछि, अधा-अधाकेँ पाहि लगा जँ तोड़ब तँ सभ दिन करखन्ने जकाँ निकलत। ओकरा बेच कऽ जेतेसँ परिवार चलत से रखि लेब, बाँकी हमरा दऽ देब।"

दुखमोचन बाबाक बात सुनि रेहना मुस्किया उठली।

q

शब्द संख्या : 2132, तिथि : 04 अगस्त 2018

[i]भारी

[ii]अधिक जमीनबलाक

[iii]ऊनि-कुटि- त्रिपुरा

[iv]बीचक बीआ

[v]बाल-बच्चा

[vi]जिनगीमे बाधा

[vii]राजरोग भेल कठिन बिमारी, भारी बिमारी

[viii]केकरो कष्टसँ हँसैबला

[ix]गुजरकमाने दुनू ओते काजो आ ओते आमदनियोँ

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।**



**१. राहुल झा "आर.जे." -बटगवनी२. आशीष अनचिन्हार- दू टा गजल**

**१**

**राहुल झा "आर.जे."-बटगवनी**

कदम पर बैसल माधव रे
देखत बृज के नारी
मंद मंद बंसी फुकत रे
नाचत गुणमति नारी

लाज भाव त्यागल रे
बिसरल नव साड़ी
फसल कदम पर आँचर रे
फाटल नव साड़ी

हरी मंद मुसकाबय रे
देखि फाटल नव साड़ी
रोकल कन्हैया जखन बंसी रे
साड़ी देखल सब नारी

साड़ी देख सब बिगरल रे
घर जायत कोना सब नारी
कहल गोविन्द जुइन डरु रे
हे बृज के नारी

आज अमावस दिन में रे
तोहे नय रहब उघारी
एहन अमावस होयत रे
दामिनी गिरत अन्हारी

लिखत राहुल दूय पद रे
सुनु गुणमति नारी
हरी संग किछु डर नहीं रे
इहे गोवर्धन गिरधारी

२

**आशीष अनचिन्हार**

**दू टा गजल**

1

हुनका लेल सिंदुर एलै हमरा लेल जहर
देखू नेह कोना भेलै हमरा लेल जहर

अमरित एकरा हम कोना ने मानू कहू से
अपने हाथें देने गेलै हमरा लेल जहर

जीवन धारने छै जहरक कर्जा तइँ तँ सखी
बहुते देर धरि घुरिएलै हमरा लेल जहर

खिस्सा सुनि कऽ किछु ने बजलै चुप्पे रहलै तखन
बहुते कनलै आ पछतेलै हमरा लेल जहर

मोनक बात कहने रहियै अपना लोकसँ आ
अनचिन्हार सेहो लेलै हमरा लेल जहर

सभ पाँतिमे 2221-22-22-2221-12 मात्राक्रम अछि। दोसर आ चारिम शेरक दूनू पाँतिमे एक-एकटा दीर्घकेँ लघु मानबाक छूट लेल गेल अछि।

2

मोन सभहँक अचंभित छलै
चोर ऐठाम मंडित छलै

काज हुनकर बिलंबित मुदा
साज तँ द्रुतबिलंबित छलै

हाथ जोड़ल बहुत भेटि गेल
मोन सभहँक विखंडित छलै

ठोर केनाहुतो चुप रहल
तथ्य रखबासँ वंचित छलै

दुख बला पाँतिमे देखि लिअ
सुख बहुत रास टंकित छलै

दर्द बाँटब सहज नै बंधु
दर्द मोनक अखंडित छलै

सभ पाँतिमे 2122-122-12 मात्राक्रम अछि। तेसर शेरक पहिल पाँतिक अंतिम लघु छूटक तौरपर अछि।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

**कविप्रीतम कुमार निषादक**

**किछु कविता**

# किछु कविता

# हँसनी-खेलनी

हँसनी-खेलनी आगु आऊ
कननी-खिजनी पाछु जाऊ।

मिथिलाक चिन्ता त्यागैत मैथिल
नव आशा केर दीप जराऊ।। हँसनी खेलनी...।

घर-आँगन दुअरा सुत्थड़ कए
गौंआँ-गौंधियाक मीत बनू
नेना-भुटकाक नव जिनगी लेल
करम योगी श्रमजीत बनू
ज्ञानी गुणी सपूत जनक भऽ
गामे गाम उपदेश सुनाऊ।।
हँसनी-खेलनी...।

शिक्षा औ संस्कारक रक्षण
दायित्त्वक संग कर्त्तव्य करू।
दारू नशा दहेज कुवृत्तिकेँ
त्यागि लोक दुर्भाग्य हरू।।
तहिना बाल-विवाह कुग्रह केर
कालग्राससँ गाम बचाऊ।।
हँसनी-खेलनी...।

राजनीतिकेँ धरम-करम संग
विश्व देश औ प्रान्त चलए
मुदा दुष्टपतिकेँ कटुनीति
नवतुरकेँ सौभाग्य छलए
ताहिसँ ईर्ष्या द्वेष औ लालचसँ
भटकल नव पीढ़ीकेँ बँचाऊ
हँसनी-खेलनी...।

एखनुक धरम धकेलू सन्तक
अजब-गजब लीला चमकल
यज्ञ समारोह उत्सव मंचसँ

भजन प्रवचनमे छल छमकल
जिनगी लोक नियमरत प्रीतम
ढोंगसँ घर-कुटुम्ब बचाऊ
हँसनी-खेलनी...।
¦

# हिस्सा-बखड़ा

अजब-गजब भेल हिस्सा-बखड़ा
सुख लपकए सभ दु:ख दए ककरा
बुझनुकहो सभ देखबए नखरा
साँच नै मानत बूझत फकरा...।। 0।।

जिनगीक हँसी-खुशी भेल हम्मर
श्रम-दु:ख भोगथि माऽए बाप बम्मर
शौक-सेहन्ताक सेज आडम्बर
मरम-दरद सभ जानै दिगम्बर
दु:ख जोगथि जैँ श्रम पूजक छथि- 2
तेकरे सेज बिछाओन अखरा...।। 1।।

लोक-समाजोक रीतिअजब भेल
ज्ञान धरम विपरीत तरफ गेल
करमयोगी सन्तन अपयश लेल
कलह कुचाइल गाम-घर भरि गेल
गाइर गरव्वैल माइर मरव्वैल- 2
छाड़लकपटीक जल्ला-मकड़ा...।। 2।।

करमचारी-हाकिम आओर नेता
चोरनुक्की कए घूस कमेता
कोर्ट-कचहरी-थाना-संड़ेता
बेबस जनकेँ कष्ट बढ़ेता
छल-बल देखैत प्रीतमकलपए- 2
नेता-प्रशासनसेवत ककरा...।। 3।।
¦

# हम नारी छी..!

हम नारी छी..! सुकुमारी छी, सुखकारी छी...।
मातृशक्ति जगसृष्टि संगिनी
लोक-पुरुष-श्रम प्रण प्यारी छी...। हम नारी...।। 0।।

वेद-पुराण-उपनिषद ग्रंथ सभ
आदि शक्ति अकानैए
ऋृषि-मुनी-कवि-साहित्य सापूत
हमरो सुयश बखानैए
सावित्री-अनुसूया-अहल्या
सीता सन दुखियारी छी...। हम नारी...।। 1।।

इतिहास औ भूगोल वृत्ति संग
जननी जन्मभूमि हम छी
अर्द्धनारीश्वरकेँ हम अंशिनी
ममत त्रिवेणीक संगम छी
प्रणय पर्व संग वामा उर्वशी
जकाँ दैव मनोहारी छी...। हम नारी...।। 2।।

युग परिवेश समाज बदलितेँ

हमरो नव नव रूप देलक
लक्ष्मीवाई-पद्मावती केँ
आभा कीर्त्ति कुरूप केलक
सावित्रीवाइफूले रजिया-
बेगम इन्दिरा प्यारी छी...। हम नारी...।। 3।।

ज्ञान-विज्ञानसँ हमहूँ सजलहुँ
गार्गी-मैत्रेयी भारती भऽ एलौं
नभ साकेतीनि-कल्पना प्रण लऽ
सफल सुनीताविलियम्स भेलौं
निरुपमापाण्डेय एवरेस्ट यात्रिणी
केर प्रण पालनहारी छी...। हम नारी...।। 4।।

एखनुक युग केर केहन सराप अछि
गामे-गाम सनकी बमकए
निशाखोर दारू लए उमकए
दहेजक दैत्य सेहो रमकए
तैं माऽए केर गर्भहिमे बेटीक
भ्रूण पलैत लाचारी छी...
हम नारी...।। 5।।

एहि युगमे स्त्री-स्तित्वक
मर्यादा अछि घिना रहल
चकरचाइल छलिया धनपति जन
विज्ञापन तन बना रहल
प्रीतम कलम बखानए नारीक
प्रण श्रम दुनियाँदारी छी...
हम नारी...।। 6।।
¦

# हमरा के मारलक गै?

माऽए गै..! हमरा के मारलक गै??
तोहर कोइखक भ्रूण स्वरूपे
विधना जे अनलक गै...
माऽए गै हमरा के मारलक...
कएलैँ शौक-सेहन्ताक खेला
बनलौं पापक हमहीं झमेला
दुन्नू पराणीक दुर्मति कोप सँ
गरभ जँचा हमरे सँ डेरेला
सुन निष्ठुर दम्पति सम्भोगी
दुर्र! कोन पापी जँचलक गै...
माऽए गै हमरा के मारलक गै...।।1।।

तोँ जेना अएलैँ हमहूँ अबितौं
तोरे जकाँ एहि लोककेँ देखितौं
ब्रह्माण्डकेँ सृष्टिक साधन भऽ
हमहूँ जुग-जग गुण यश पबितौं
बेटी-बुझि उपचार बहन्ने
प्राणकेँ छिनलक गैऽऽ
माऽए गै... हमरा के मारलक गै...।।2।।

देख दिन-दिन हम घटल जाइ छी
दहेज तराजूपर जोखाइ छी।
चतुर बधिक बाजहु नहि दैए
अच्छैति औरदे हम जरि जाइ छी
काँचे उमेरमे दण्ड समाने


मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

कोना कऽ बियाहलक गै
माऽए गै हमरा के मालक गै...।। 3।।

समझ-सिखावए देश-सुशासन
लोक पूत शुभचिन्तक भाषण
कहै प्रीतम सम्हरू जगवासी
कन्याक अस्तित्त्व अछि मरणासन्न
ठोहि पारैए गर्भक बेटी
विधना पठौलक गै
माऽए गै हमरा के...।। 4।।
¦

# ओ, के छथिन्ह?

ओ, के छथिन्ह
कने हमरो चिन्हऽ तँ दियऽ
ओ, किछु कहि रहल छथि
से हमरो सुनऽ तँ दियऽ
हुनकर गप्प दू टप्पी
शान्तचित्तसँ गुनऽ तँ दियऽ
ओ के छथिन्ह...।। 0।।

हुनक मोनमे किछु भड़ाँस छन्हि
एहि लोकक संस्कारसँ
जे, गौंआँ-समाज, घर-परिवार
वा रिश्तेदार संगे
सदिखन धर्म सम्प्रदाय
स्वार्थ ईर्ष्या द्वेष आओर
विषकुम्भी कलश लऽ जीवन यज्ञकेँ
विषाह बनाबऽमे अगुआ बनैए

तैं- हुनक भड़ाँस अनुचित नहि
तैं हिनक सहयोगमे
अलच्छा लोक सभकेँ
बिढ़नी-बिसपिपरी जकाँ
हमरो कनेँ बीन्हऽ दियऽ
ओ, के छथिन्ह
हमरो चिन्ह दियऽ...
ओ, के छथिन्ह...।।1।।

लागैए जेना, हुनका मोनमे
बहुतो संकल्प अछि
जे, आगत भविष्यक
सार्थक विकल्प अछि
हुनकर योजनामे
सेवा.... स्नेह... सहयोग...
वा सहिष्णुताक... कर्मोन्मुखी....
समर्पण भाव अछि
आवऽ वाला पीढ़ीक लेल
प्रागैतिहासिक अयनामे
गुणात्मक कार्य कौशलक
प्रतिबिम्ब अछि
तैं, फुसराहैट जुनि करू
आ एकाग्र होऊ
हुनकर दूटप्पीपर
हे यौ, देखू नैँ
हमरो मोन उमकैत अछि
जे, च्योट्टहिं हुनकर
अनुगामी बनि जाइ
हुनके जकाँ... एहि देश समाजक
संवेदना औ तृषा हेतु

संजीवनी रस तत्त्वकेँ
रोगियाहा शासक प्रशासक
वा चुप्पा लोकक लेल
त्रासदीक तृषा रसकेँ
कलजुगहा-कौलहापर रिन्हऽ दियऽ
ओ, के छथिन्ह
कने हमरो चिन्हऽ दियऽ...।।
ओ, के छथिन्ह...।। 2।।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।**

**राकेश प्रेमचन्द्र‘पीसी’**
**पीसीके पाँच हाइकु**

सासुर घर
सञ्जीवनक गाछ
अनूना पानि

अंग्रेजी बैध
छागर भोग लिला
घरैया रोग

प्रेमक मोह
शिवजी बम भोला
उलट फेर

जय श्री राम
संसार लेनदेन
भोजन गृह

हारक भोज

जीत पित्त लडाई
जन विधान

परिचयः
पूरा नामःराकेश प्रसाद चौधरी
जलेश्वर नगरपालिका ६
पत्रकार एवं अनुसन्धानकर्ता
प्रकाशित : खिचडी कविता संग्रह एवं फुटकर कथा, कविता, लेख ।
अप्रकाशित : फुलगाछ कविता संग्रह

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

**१.अनुवादक डॉ. शिवकुमार प्रसादक किछु अनुदित काव्य (मूल रजनी छाबड़ा- हिन्दी) २. कवि डॉ. शिवकुमार प्रसादक किछु कविता**

**१**

**अनुवादक डॉ. शिवकुमार प्रसादक**
**किछु अनुदित काव्य (मूल रजनी छाबड़ा- हिन्दी)**
(PAGHALAIT HIMKHAND

Maithili translation of 'PaighalteHimkhand'
An Anthology of Hindi Poems by Rajni Chhabra from Hindi into Maithili by Dr. Sheo Kumar Prasad.)

## केहेन भटकब

**सगर धरणीक**

**सभ कोण**

**आइ ने कालिह**

**फुलेबे करतै**

**तखन काँटबला बाटसँ**

ejournal 'विदेह' २५६ म अंक १५ अगस्त २०१८ (वर्ष ११ मास १२८ अंक २५६) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

किएक भटकब?

सुनै छी
काँटोमे छै
फूल फुलेबाक चलैन। q

## बेमन जिनगी

अचानक जखन लागए लगए
बेमन जिनगी,
ठमैक जाय
एकाएक उल्लास,
तँ बुझि ली
हम बनि रहल छी कथा।

बीतल कथा बनैसँ
नीक अछि
इन्द्रधनुषक अन्तिम कोरसँ
लाल रंग लऽ
जिनगीकेँ पुनि
आसक रंगमे रंगि
आयास आ बिसबासक
दीप बारि ली। q

## हिमखंड

पघलै छै बरफक पहाड़

ठिठुरलो सिनेहकेँ,
मधुआएल
बिसबासक
रौद तँ
दऽ कऽ देखियौ! q

# ई केहन सत्तैर

कखनहुँ तऽ नेहक दू बुन्न
दऽ जाएत छै सिन्धु सन तोष।

कखनहुँ समुद्रो
पियास नहि मेटा पबैत छै।

नै जानि पियासक ई केहन
सत्तैर आ नाता छै! q

# बन्न ठोर

बन्नो ठोरक
सेहो अपन जिह्वा होइत छै
गोट-गोट खिस्सा
आँखिये कहि दैत छै।

ई बुझि सकैत अछि
एसगरे नेहसँ भरल हृदय

सगर संसार
एहि बातसँ अनभिज्ञ
रहैत छै। q

## केना बिसैर सकै छी?

हम बिसैर सकै छी हुनका
जे हमरा संग
हमर सुखमे
साझी भऽ ठहक्का लगौने छथि।

मुदा हम किन्नहुँ बिसैर सकै छी हुनका
जे हमर दुखक संग
बिनु कहने नोर
बहेने छथि? q

## घरक पाग

वृद्धजन छथि
घरक पाग
के नकारत
एहि सत्यकेँ
कोनो टा सभ्य समाज।

ओ छथि घर-आँगनक बरक गाछ,
सुकुमार लतासन भविषक खारही

हुनकेसँ लटपटाइत
पाबि सकैत अछि अधार
बढ़ौने रहि सकैत छथि लिलसा।

अनुभवक बोझ अतिभारी
तहूसँ दोहरी भेल छैन डाँर।

किछु कड़ू किछु खटगर मिठगर अनुभव
दोहराबैत चुप भऽ
सोनसन रौदमे लैत खुमारी।

अनुभवक ओ खान संजोगने
टकटकी लगा ताकि रहल छथि
अपन हिस्सा केर विरानी।

पुतोहु बेटा केर सभ किछु भेटैन
घर-बाहर संग किट्टी-पाटी
बच्चा पढ़ैले जाइ छैन
पाठशाला वा होस्टलमे
तैयो डर एकान्त बासमे
बिगाड़ि देतैन ई दादा-दादी।

घरक अन्हरिया कोणमे
समेटल खाट-पलंग सन
आकुल-व्याकुल मनक
किनका सुनेता बेथा।

संस्कार नहि घरक बात ई
केना निकालता बाहर
वृद्धाश्रमसं बाँचल छथि ओ

बँचबैत घरक लाज।

अपननहि घर अवहेलित
आइ अछि
घरक ऊँचका पाग।

जेठ नागरिक दिवसपर
बेटा-पुतोहुक संग
पाबि मान केर मंच
क्षण भरिक खुशी पाबि,
पुनि सन्हिया जाइ छथि
अपन हिस्साक कोणमे
बनि बितलाहा काल्हि।

बितलाहा काल्हि आ आजुक आइ
जँ मिलि सकए एकसंग
विकासक बाटपर
बढ़ि सकैत अछि अपन समाज। q

## खेलौना सन

हे भगवान!
सभ घरमे
खेलौना सन
बच्चा दियौ
आ बच्चे सन खेलौना।

सुखक नीन

आ बिछौना सेहो दियौ
नेहक छाँह
तैसंग सुन्नर सपना दियौ।

किल-किलाइत रहए
खिल-खिलाइत रहए
आँखिमे ने कहियो
नोर भरए दियौ। q

## घर आओर मकान

जाहि नगरमे
हमर घर
हमरा जतए तेज आ दाना भेटल
वएह हमरा लेल
स्वर्ग सन
असरा अछि।

जाहि शहरमे
हमर मकान
आ जीबाक समान
ओतहि जीबाक सुख
आ एसगरुआ जिनगीक ठेकान अछि। q

## एहेन कोन जीयब





एहेन कोन जीयब
कि जीयब
एकटा लचारी लगए।

किएक ने करी एहेन
किछु काज
कि हमरा मुइला पछाइत
ई संसार
हमरा बिनु
अधखड़ू लगए। q

## बहए दियौ जिनगीकेँ

दर्शनक फेरिमे
जुनि ओझराउ विचारकेँ
शब्दक मकड़जालमे
जुनि ओझराउ चालिकेँ।

बहए दियौ जिनगीकेँ
विमल अबाध धार सन
कहए दियौ मनकेँ भाव
सोझ सहज कविता सन। q

२

कवि डॉ. शिवकुमार प्रसादक
किछु कविता

## मनोरथ

सभ दिन बीतल जिनका संगे
ओ सभ कोसो दूर बसैथ

मन रहितो हम पहँच ने पाबी
मनमे बलू नजीक रहैथ।

ओ दिन आब फेर घूरि ने औतै
नेहक फाँस अछि कूहि रहल
जे जतए छी चाहैत छी औहिना
क्यो कतबो बलु दूर रहथि। q

## वेलेनटाईनक बात

जेहने तोँ छेँ तेहने सेंए छौ
दुनू छेँ बुड़बक,
सभ कोइ वेलेनटाईन मनेलकै
तोँ रहलेँ अलबट्ट।

एकटा कोढ़ही तोड़ि कऽ लऽ आन
साँएक दहिन हाथ,
कहिहैन हेप्पी वेलेनटाईनजी
बुझलहिन खह्रकट्ट। q

## बसंत

आबए बसंत गाबए बसंत
मन मधुकरकेँ फुसलाबए बसंत
अलिकुल उड़ैत गाबैत बसंत
टिकुलिक पाँखिपर उड़ैत बसंत
आबए बसंत...।

आमक पल्लव लागल बसंत
मधुमाछिक मन उड़बैत बसंत
सरिसबक हँसैत पियर पियर
फूलोक संग हिलसैत बसंत
आबए बसंत...।

हर्षित बसंत पुलकित बसंत
पल्लव पल्लव मंजरित बसंत
हरियर-पियर धरणी जननी
सबके मनमे सिहकैत बसंत
आबए बसंत गाबए बसंत। q

## बसंती भोर

बसंती भोर
सिहकैत ठोर
गाबैत अछि
नाचैत अछि
ता धिन्ना
ता धिन्ना
धिन्न धिन्ना
मनक मोर। q

## कर्मक बाट

चल रे मनुआँ कर्मक बाट
कर्म बिना किछु मिलए ने जगमे
कर्मे बिकतए जगकेर हाट।

सुरुजो चान नित्तहुँ उगए
बाट बटोही तहिना
हमहूँ किएक ने पकड़ी बाट।
चल रे मनुआँ...।

रोग बियादि नित्त लगले रहतए
झगड़ो-झंझट लगले रहतै
हम किएक बैठब बिन काज।
चल रे मनुआँ...।

कर्मेसँ संसार चलै छै
चुट्टी पिपरी जीवो-जन्तू
सभ चलै छै करमे बाट
चल रे मनुआँ कर्मक बाट...। q

## बिसबास

शरम भरमसँ जीबि ली
कलयुग अछि अतिकाल

बिना केने किछु
मिलत की
केने भेटत तत्तकाल।

खूब गुलछर्डा उड़ा लेलहुँ
जा छल तनमे शक्ति,
तीन पनक आब
अन्त अछि
करबाक अछि आब भक्ति।

हम छी प्रेमी प्रेम केर
प्रेम बिना सभ सून

टाका कैंचा की करब
आँखि लेब जब मुइन।

करजा लऽ कऽ नहि मरी
मनमे अछि अभिलाष।
पाँच लोक मिलि जारि देत
अछि एतबा बिसवास। q

## थकावैट

रतुका जागल नीनक मातल
एखनहु भासैत देह
नव वर्षमे नव-नव चिन्तन
नव-नव देखल भेष।

राजनीति केर कपट कोरमे
क्यो नहि रहता चैन
के अछि गुरु के अछि चेला
किनको अछि नहि मानि।

बहुत कठिन अछि लंगर झंगर
झुझुआएल अछि मऽन
बात करब आब नहि अछि सम्भव
थाकि गेल सभ तन। q

## गुलाब

लाल-पियर देह संग मनमे उमंग छौ
वाह रे गुलाब तोहर केहन सुगंध छौ।

काँटसँ देह भरल तैयो हँसैत छैँ

केहन छौ मन सुन्नर सभ कियो चाहैत छौ।
वाह रे...।

हावाक संग संग झूमैत रह अहिना
शीत रौद वात घाम तोरा लेल एक छौ।
वाह रे...।

तोरा सन मन धन केकरा मिलैत छै
तोरा तँ देख देख दुनियाँ ललैत छौ।
वाह रे...।

अहिना तँ मनुषोक जिनगी मिलैत छै
सुख दुखक पाटमे सभ ओझराएल छौ
वाह रे गुलाब तोहर केहन सुगंध छौ। q

## अपन

चिन्हल रेह
अप्पन गेह
सिनेहक मेह
घुप अन्हरियोमे
भेटिये जाइत छैक। q

## अगहन पूष

कखनहुँ अगहन कखनहु पूष
भेल नेवान फेर भेल पुषौंठ
कखनहुँ चूड़ा गूड़ विशेष
कखनहूँ बगिया लाई सनेस
मन हुए तँ पबितो जाउ
नहि तँ दिनक दिन

जलखै खाउ। q

## जुआनिक बोखार

साँझ भेल ओझल भेल
जहादोक मस्तूल
संगहि छै डुमए लेल
सुरजो अन्हारमे,
सभ किछ डुमि जेतै
साँझक विलासमे
जेना जाइ छै डुमि सभ किछु
जुआनिक बोखारमे। q

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

**आगाँक अंक**

विदेह द्वारा संचालित "आमंत्रित रचनापर आमंत्रित आलोचकक टिप्पणी" शृंखलाक दोसर भागक घोषणा कएल जा रहल अछि। दोसर भागमे अइ बेर नीलमाधव चौधरी जीक रचना आमंत्रित कएल जा रहल अछि आ नीलमाधवजीक रचना ओ रचनाधर्मितापर टिप्पणी करबा लेल कैलाश कुमार मिश्रजीकेँ आमंत्रित कएल जा रहल छनि। रचनाकारक रचना ओ आलोचकक आलोचना जखने आबि जाएत ओकर अगिला अंकमे ई प्रकाशित कएल जाएत।

अइ शृंखलाक पहिल भाग कामिनीजीक रचनापर छल आ टिप्पणीकर्ता मधुकांत झाजी छलाह।

जेना की सभ गोटा जनै छी जे विदेह २०१५ मे तीन टा विशेषांक तीन साहित्यकारपर प्रकाशित केलक जकर मापदंड छल सालमे दूटा विशेषांक जीवित साहित्यकारक उपर रहत जइमे एकटा ६०-७० वा ओइसँ बेसी सालक साहित्यकार रहता तँ दोसर ४०-५० सालक ( मैथिली साहित्यकार मने भारत आ नेपाल




दूनूक)। ऐ क्रममे अरविन्द ठाकुर ओ जगदीश चंद्र ठाकुर "अनिल"जीपर विशेषांक निकलि चुकल अछि। आगूक विशेषांक किनकापर हुअए तइ लेल एक मास पहिनेसँ पाठकक सुझाव माँगल गेल छल। पाठकक सुझाव आएल आ ओइ सुझाव अंतर्गत विदेहक किछु अगिला विशेषांक परमेश्वर कापड़ि, वीरेन्द्र मल्लिक आ कमला चौधरी पर रहत। हमर सबहक प्रयास रहत जे ई विशेषांक सभ २०१८ मे प्रकाशित हुअए मुदा ई रचनाक उपलब्धतापर निर्भर करत। मने रचनाक उपलब्धताक हिसाबसँ समए ऊपर-निच्चा भऽ सकैए। सभ गोटासँ आग्रह जे ओ अपन-अपन रचना editorial.staff.videha@gmail.com पर पठा दी।

विदेहक किछु विशेषांक:-

१) हाइकू विशेषांक १२ म अंक, १५ जून २००८

Videha_15_06_2008.pdf Videha_15_06_2008_Tirhuta.pdf 12.pdf

२) गजल विशेषांक २१ म अंक, १ नवम्बर २००८

Videha_01_11_2008.pdf Videha_01_11_2008_Tirhuta.pdf 21.pdf

३) विहनि कथा विशेषांक ६७ म अंक, १ अक्टूबर २०१०

Videha_01_10_2010 Videha_01_10_2010_Tirhuta 67

४) बाल साहित्य विशेषांक ७० म अंक, १५ नवम्बर २०१०

Videha_15_11_2010 Videha_15_11_2010_Tirhuta 70

५) नाटक विशेषांक ७२ म अंक १५ दिसम्बर२०१०

Videha_15_12_2010 Videha_15_12_2010_Tirhuta 72

६) नारी विशेषांक ७७म अंक ०१ मार्च २०११

Videha_01_03_2011 Videha_01_03_2011_Tirhuta 77

७) बाल गजल विशेषांक विदेहक अंक १११ म अंक, १ अगस्त २०१२

Videha_01_08_2012 Videha_01_08_2012_Tirhuta 111

८) भक्ति गजल विशेषांक १२६ म अंक, १५ मार्च २०१३

Videha_15_03_2013 Videha_15_03_2013_Tirhuta 126

९) गजल आलोचना-समालोचना-समीक्षा विशेषांक १४२ म, अंक १५ नवम्बर २०१३

Videha_15_11_2013 Videha_15_11_2013_Tirhuta 142

१०) काशीकांत मिश्र मधुप विशेषांक १६९ म अंक १ जनवरी २०१५

Videha_01_01_2015

११) अरविन्द ठाकुर विशेषांक १८९ म अंक १ नवम्बर २०१५

Videha_01_11_2015

१२) जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल विशेषांक १९१ म अंक १ दिसम्बर २०१५

Videha_01_12_2015

१३) विदेह सम्मान विशेषाक- २००म अक १५ अप्रैल २०१६/ २०५ म अक १ जुलाई २०१६

Videha_15_04_2016

Videha_01_07_2016

१४) मैथिली सी.डी./ अल्बम गीत संगीत विशेषांक- २१७ म अंक ०१ जनवरी २०१७

Videha_01_01_2017

लेखकसं आमंत्रित रचनापर आमंत्रित आलोचकक टिप्पणीक शृंखला

१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

VIDEHA 209th issue विदेहक दू सए नौम अंक

Videha_01_09_2016

*जगदीश प्रसाद मण्डल जीक ६५ टा पोथीक नव संस्करण विदेहक २३३ सँ २५० धरिक अंकमे धारावाहिक प्रकाशन नीचाँक लिंकपर पढ़ू:-*

Videha_15_11_2017

Videha_01_11_2017

Videha_15_10_2017

Videha_01_10_2017

Videha_15_09_2017

Videha_01_09_2017

विदेह ई-पत्रिकाक बीछल रचनाक संग- मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ रचनाक एकटा समानान्तर संकलन

*विदेह:सदेह:२ (मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना २००९-१०)*

*विदेह:सदेह:३ (मैथिली पद्य २००९-१०)*

*विदेह:सदेह:४ (मैथिली कथा २००९-१०)*

*विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५ ]*

*विदेह मैथिली लघुकथा [ विदेह सदेह ६ ]*

*विदेह मैथिली पद्य [ विदेह सदेह ७ ]*

*विदेह मैथिली नाट्य उत्सव [ विदेह सदेह ८ ]*

*विदेह मैथिली शिशु उत्सव [ विदेह सदेह ९ ]*

*विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना [ विदेह सदेह १० ]*

*The readers of English translations of Maithili Novel "sahasrabadhani" and verse collection "sahasrabdik chaupar par" has intimated that the English translation has not been able to grasp the nuances of original Maithili. Therefore the Author has started translating his Maithili works in English himself. After these translations are complete these would be the official translations authorised by the Author of original work.-Editor*

Maithili Books can be downloaded from:
https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/

Maithili Books can be purchased from:
http://www.amazon.in/
For the first time Maithili books can be read on kindle e-readers. Buy Maithili Books in Kindle format (courtesy Videha) from amazon kindle stores, these e books are delivered worldwide wirelessly:-
http://www.amazon.com/

**विदेह सम्मान**: *सम्मान-सूची*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

विदेह

मैथिली साहित्य आन्दोलन


विदेह- प्रथममैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA
सम्पादक: गजेन्द्र ठाकुर। सह-सम्पादक: उमेश मंडल। सहायक सम्पादक: राम विलास साहु, नन्द विलास राय, सन्दीप कुमार साफी आ मुन्नाजी (मनोज कुमार कर्ण)। सम्पादक- नाटक-रंगमंच-चलचित्र- बेचन ठाकुर। सम्पादक- सूचना-सम्पर्क-समाद- पूनम मंडल। सम्पादक- अनुवाद विभाग- विनीत उत्पल।

